मायो ने सटले अछि। एकटासँ छुटब दोसर पकड़त, तखन तँ जोगो माया हुनके छिऐन। वएह पकड़ए चाहै छी से पकड़मे अबिते ने अछि।"

लोचन दासक चढ़ैत विचारकेँ आगूए-सँ घेरि बजलौं-

"बाहरक महात्मा सभ खुशीसँ गेला किने?"

'बाहरक महात्मा' सुनि लोचन दास बजला-

"बाहरक महात्मा तँ एते खुशी भेला जे संगे-संग चलैले कहै छला, दोसर-तेसर जगह सेहो सम्मेलन सभ छी। मुदा अखुनका समयमे गामसँ निकलैबला हम थोड़े छी। जहिना एते नमहर सम्मेलन पसरलतहिना ने ओकरा उसारैमे किछु समय लगबे करत।"

लोचन दासक मनमे जे छेलैन से बुझबे ने केलौं, तँए बजा गेल-

"से की?"

लोचन दास बजला-

"अखनो तक गामकेँ नइ चिन्है छिऐ?"

'गामकेँ नइ चिन्है छिऐ'सुनिते मनमे भारी धक्का लगल। धक्का ई लगल जे जइ गाममे जनैम कऽ अधवेशू भेलौं, तइ गामकेँ नइ चिन्है छिऐ। कहू जे एहनो होइ जे हमर कोन बात जे सात पुस्तसँ जइ गाममे रहैत आबि रहलौं हेन, तइ गामकेँ अखनो धरि नहि चीन्ह पेलौं। मुदा पैछलो पुस्तक कियो चिन्हलैन आकि नइ चिन्हलैन। जँ चिन्ह पौने रहितैथ ते एक-दोसरकेँ चेतौने रहितथिन किने जे आँखिये-मुहेँ बढ़ैत हमरो लग तक आबि गेल रहैत। फेर भेल अनेरे जे मनकेँ एते औंटै-पौड़ै छीसे बेकार। किए ने लोचने दाससँ पुछि लिऐन जे केना नइ गामकेँ चिन्ह सकलौं।

पुछलयैन-

"से की यौ लोचन दास?"

लोचन दास बजला-

"केते गाममे एहेन होइए जे नवका-नवका कम्पनी सभ गाममे टेन्ट-समेना पसाइर बड़का-बड़का करतब करए अबैए आ गामक लोककेँ ठकि-फुसिया हाथ मारि भागि जाइए।"

बिच्चेमे बजा गेल-

"से ते सदिकाल अखबार-रेडियोमे सुनिते रहै छी।"

लोचन दासकेँ जेना सह भेटलैन तहिना अपनाकेँ सहियारैत बजला-

"लगले सन्त सम्मेलन समाप्त भेल अछि। गाममे महायज्ञ भेल, केते रंगक काज भेल, जइमे किनकर की आएल छैन वा किनकर की देनी-लेनी अछि से जँ नीक जकाँ नइ फरिछा लेब आ जँ तइ बिच्चेमे गाम छोड़ि देबतखनतँ अनेरे ने बकियौताबला सभ बजता जे फल्लाँ एक-नम्बर ठक अछि।"

'ठक' तँ बुझल अछि, माने ठकैबलाकेँ लोक 'ठक'कहैए मुदा 'एक नम्बर ठक'की भेल से बुझबे ने केलौं। बजलौं-

“महात्माजी, ठको एक नम्बर आ दू नम्बर होइए! ठक तँ सहजे ठक भेल, ओइमे एक-नम्बर-दू-नम्बर माने शुद्ध-अशुद्ध की भेल?”

नव जागरण एने जहिना नव-नव अनेको रंगक जागरण हुअ लगैए तहिना लोचन दासकेँ सेहो भेलैन। ओना, लोचन दास गाम-घरसँ बहुत पहिनेसँ बहराए लगल छला। माने अट्ठाइस सालक सम्मेलनसँ पहिनहिसँ बाहर आएब-जाएब शुरू केने छैथ। मुदा ऐ सालक सम्मेलनमे एकटा नव जागरण एलैन। ओ ई जे कबीर सम्प्रदायक सम्मेलनक मंचपर लोचन दास सोल्होअना अपन मातृभाषा माने मैथिलीक प्रयोग केलैन। जे सुनलो छल आ बुझलो छल। लोचन दासकेँ बुझैमे आबि गेल छेलैन जे कबीर दास सधुक्कड़ी भाषा माने साधल भाषा क प्रयोग अपन भजन-कीर्तनक संग रचनोमे केने छैथ। हजारी बाबू[2] सन ज्योतिषी कबीरकेँ भाषाक तानाशाह कहने छैन। तँए ओइ गम्भीर रहस्यकेँ जाधैर अपन मातृभाषामे मातृवत बाल-बोधकेँ नइ सिखौल जाएत ताधैर शब्द-जालमे लोक फँसल रहि जाएत किने, तँए...। ओना, अखन धरि माने पैछला यज्ञ धरि, लोचनो दास ओही अष्टधातुक भाषामे बजैत आबि रहल छला आ अहू बेर सम्मेलनमे बहरबैया महात्मा सभ ओही धारमे डुमकी लगेबे केलैन।

ठकक ठकपनक चर्च करैत लोचन दास बजला-

“एक नम्बर ठक भेल जे एक नम्बर काजक (यज्ञक) बीच ठकैए आ दू नम्बर भेल जे ओइसँ भिन्न अछि, माने जे झूस-झास काज रहल ओइमे ठकैए।”

ओना, मनमे उठल जे लोचन दासकेँ एक-नम्बर दू-नम्बर काज सभकेँ बिलगा कऽ पुछि लिऐन मुदा ओहो काजमे रहैथ तँए औगुताएल रहैथ आ अपनो काजमे रहने औगुताएले रही। मुदा जँ समुद्र स्नान कएल लोक रस्तामे भेट जाथि आ हुनकासँ टोको-चाली नइ करी सेहो केहेन होएत, तँए लोचन दासकेँ टोकने छेलिऐन।

काजकेँ छिपियबैत बजलौं-

“अपन मन खुशी भेल किने लोचन दास?”

बेरागी जकाँ लोचन दास बजला-

“दुनियाँ कि चुमक-लोहसँ कम अछि। जेते दुनियाँकेँ छोड़बै ओते दुनियाँ पकड़त।जहिना चुमक-लोह साधारण लोहमे कखनो मुड़ी दिससँ सटि जाइए तँ कखनो नाङ्गैर दिससँ तँ कखनो पएर दिससँ, तहिना ने दुनियोँक आकर्षण छीहे।”

लोचन दासक विचारमे ओतेक रस नइ भेटल जेतेक हुनकर देहक चुलबुली रहैन। तँए मन मधुआ गेबे कएल। मुस्की दैत बजलौं-

“से की यौ लोचन गोंसाइ?”

अपन मनक किछु समस्या लोचन दासक छुटलैन तँ किछु समस्याक फँसरी लगि गेलैन। से फँसलैन शारीरिक रूपसँ सेहो आ मानसिक रूपसँ सेहो। मुदा लोको-लाज तँ आँखिक पानि उतारिते अछि। केना लोचन दास बजता जे अखन धरिक अपन शारीरिक क्रिया जे रहल अछि, ओइमे सँ अदहासँ बेसी बदलैक समस्या अछि। तहिना अष्टधातुक जे भाषा बजै छीतेकरो एकधातुक बनबए पड़त। नहि तँ जिनगी ओझरा जाएतव्याकरणक धातुए-पाठमे। मुदा गामोमे तँ टोले-टोल भनडारोमे यएह अष्टधातुक भाषाक प्रयोग करैत आबि

रहल छी। अपन मातृभाषा, माइक सदृश वाणी छी जे पानिमे पाथर जनमा मनुखक निर्माण करै छैथ, मुदा बच्चोक लेल तँ वएह ने भेली जे बच्चा बुझि नहि पबैए। मुदा गामो तँ गाम छी, लगले लोचन दासकेँ अपन भाषामे बजिते कहतैन- भुसकौल महात्मा छैथ।तँए भुसकौलसँ तेज महात्मा बनैक बाट लोचन दासकेँ धड़ए पड़तैन, से बुझिये ने पेब रहल छला, मन उड़ल-उड़ल जकाँ भइये गेल छैन। लोचन दासक मन उड़ैक कारण भेल छेलैन जे जेते-दूरक अपन कर्मभूमि बुझि कर्म कऽ रहल छी ओइमे भाषाक रूप बदलब। ओना, ई भाषाक रूप बदलब नइ भेल। किएक तँ विषयक गम्भीर रसक अनुशीलन करबाक सभसँ नीक भाषा भेल मातृभाषा। मातृभाषाक माने एतबे नइ भेल जे मुँहक बोली छी। ओकर माने ईहो भेल जे मातृभाषाक मातृभूमि सेहो अछि जइमे वस्तुगत सेहो आ वस्तुक रस-रहस्यगत सेहो अछिए। जइसँ सहजे दुनूक बोध होइए। तँए मातृभाषा मातृवत् होइते अछि। अही बीचमे लोचन दास,अमतीक काँटक झौंखरी जकाँ झँखुरीमे ओझरा गेल छला, जे कनी-मनी अपना आभास जकाँ बुझि पड़ल। तँए तोष-भरोस दैत बजलौं-

"लोचन गोंसाइ, जिनगीए-कैँ तँ लोक संघर्ष कहैए। से की कोनो ओहिना कहैए, जखने कियो अपन विवेकी बीआकेँ विचारक खेतमे रोपि ओकरा गाछकेँ तामि-कोरि, पटबए-सींचए लगैए आकि रंग-बिरंगक कीड़ियो-मकौड़ी आ रौदो-बसात ओकरा नष्ट करै पाछू लगि जाइ छइ। तँए, जँ रोपनिहार हारि मानि लिअए तँ वएह ने भेल रणभूमिसँ भागब।"

अपना विचारे बाजल छेलौं जे यएह विचार माने अप्पन बुझल विचार लोचन गोंसाइ सेहो बुझता मुदा से भेल नहि। लोचन गोंसाइक मनमे रणभूमि चढ़ल रणी जकाँ अपन संकल्पक दृढ़ता जगि चुकल छेलैन तँए ओइ दृढ़ताकेँ अगुअबैत बजला-

"भाय साहैब, बिनु संकल्पक मनुख ओहने जेहेन बिनु फूलक वा फलक लहटगर गाछ होइत अछि, तँए...।"

'तँए' कहि लोचन गोंसाइ ठमैक गेला।मुहसँ निकालैक क्रममे एकाएक रूकि जाएबएकर जरूर किछु कारण भइये सकैए। पुछलयैन- "तँए कहि किए रूकि गेलौं?"

लोचन गोंसाइ अपन बेवसी देखबैत बजला-

"भाय साहैब, केतेक दिन एहेन अपनो मनमे भेल अछि जे बाजि कऽ केकरो किछु गछलिऐ आ पूरा नइ पेलिऐ। लोकक तँ कथे कोन जे नगरक दशमीक डगरक ढोल जकाँ ढनढना जाइए आ करनी-धरनी किछु रहबे ने करै छइ।"

सएह अपनो 'अपनो' कहि लोचन दास अपन संकल्पि विचारकेँ मनेमे रखि मुँह बन्न कऽ लेलैन। मनमे भेल जे भरिसक कोनो एहेन काज मनमे जरूर छैन जेकर भारीपन देख घबरा रहल छैथ। तैसंग अपना मनमे ईहो भेल जे जाबे कियो अपन विचारकेँ दोसरा-आगू प्रकट नइ करत ताबे काजक रूप मनमे बदलियो सकैए। बदलैक अनेको रंगक परिवेशो सभ अछिए। तँए कोनो संकल्पित विचार ताधैर मूर्त रूपमे नइ उठैए जाधैर दोसराक आगू ओइ मूर्तिक क्रिया-कलापक रूप प्रकट नहि होइए। माने भेल, कोनो विचारकेँ बेवहारिक रूप बनबैमे ओकर रूपकेँ नीक जकाँ सजबैक प्रक्रियाक विचारक अदान-प्रदान करैत एक सीमा निर्धारण करब...।

बजलौं-

"लोचन गोसाँइ, एना जँ सिदहाक चाउरकेँ मुड़ी-छोपा तम्मासँ नपबै तखन ते परिवारमे केते लोक अधपेटे रहि जाएत।"

जहिना मीठो दबाइ भारी रोगकेँ असानीसँ भगाइये दइए, तहिना ने मीठ वाणियो छी, मुदा ओकर निशान धनुषपर ठीकसँ बैइसै। से भेल, भेल ई जे लोचन गोंसाइ ब्रह्मचारी जकाँ बजला-

"भाय साहैब, ऐ बेर सम्मेलनसँ पहिने मनमे रोपि नेने छेलौंजे भनडारा-सँ-मंच धरि अपन मातृभाषा- मैथलीमे बाजब, से केलौं।"

लोचन गोसाँइक विचार सुनि मनमे खुशी भेल। बजलौं-

"ई तँ घीबोसँ चिक्कन काज केलौं!"

'घीसँ चिक्कन'सुनि लोचन गोसाँइक उत्साह जेना दोबर रूपमे जगलैन। केना नइ जगितैन, जँ कोनो एहेन अकाट विचार जिनगीमे अकाट काजक रूप बेवहारमे अबैए ते यएह ने भेल बेवहारिक जीवन...। लोचन गोसाँइ बजला-

"सन्त सम्मेलनक अन्तिम दिनक घड़ीमे मंचपर अपन संकल्पित विचारकेँ उद्घोषित करैत बजलौं- आइ एकतीस मार्चक संग गामक ऐ सालक अन्तिम उत्सव सेहो छी। आइ दिनसँ घर हुअए कि बाहर, अपन मातृभाषा- मैथिलीमे अपन विचार व्यक्त करब।"

लोचन गोसाँइक संकल्पित विचार सुनि मन मुस्कियाए लगल। मुस्कियाइते कहलयैन-

"लोचन गोसाँइ, अनेरे जे आइ मोटका रस्सासँ अपन विचारकेँ बन्हलौंसे जँ शुरूहेसँ पतरको डोरीमे बन्हैत आएल रहितौं ते आइ एहेन रस्साक जरूरत थोड़े पड़ैत।"

लोचन गोसाँइक आत्मबलक संग आत्मज्ञान सेहो छिटैक चुकल छेलैन। बजला-

"जहिना जिनगीक पाछू जीआलसँ मरने धार तक अछितहिना ने आगूओ अछि, मुदा जखन लंगोटा धारण कऽ लेलौं तखन डुमी आकि मरी तेकर कोनो परवाह नहि, जे हेतइ से देखल जेतइ।"

लोचन गोसाँइक चपचपी देख अपनो मन चपचपा उठल। बजलौं-

"लोचन गोसाँइ! अपनो ते पैछला जिनगीक किछु अनुभव करैत हेबइ?"

प्रशान्त चित्त लोचन गोसाँइ बजला-

"भाय साहैब! असलमे हम अपने घरमे हेरा गेल छेलौं..!"

मनमे उठल- जखन अपने घरमे हेरा जाएबतखन रहब केतए! केतौ जँ रहबो करब तँ ओ हेराएले रहब किने! फेर मनमे उठल- एना उट-पटाँग बात लोचन दास बजला किए? पुछलयैन- "से की?"

लोचन गोसाँइ बजला-

"भाय साहैब, अपना मनमे होइ छेलए जे हमरा मैथली बजैक-लिखैक लूरि नइ अछि। तँए, हहैर कऽ हेरा गेल छेलौं।"

q

शब्द संख्या : 2814, तिथि : 10अप्रैल2018

गेल माघ उन्नतीस दिन बाँकी

बन्धुवर हम सभ ओही मिथिलाक बासी छी जे अपन कोखिसँ ओहेन मनुख पैदा करैत आएल छैथ जे अपन सुधिसँ समाजक प्रवर सुधिमे सपृक्त होइत रहला अछि। एहेन सुभावक बीज-बपन मिथिला सभ दिन करैत आबि रहल अछि आ आगूओ करैत रहत। एहेन-एहेन सुधिजन सभ कालखण्डमे होइत रहला अछि जे सीमामे बँटल गाम समाजक बीच टहैल-टहैल परिवारक संग आगत-भगतक सुधि रखिते आबि रहल छैथ। ओना, समाजक बीच रंग-बिरंगक कुधार सेहो सभ दिन पनपैत रहल अछि आ अखनो पनैप रहल अछि, जेकर अनेको कारण दैवीसँ मानवीय धरि रहल अछि। मानवीय भेल हजारो बर्ख परतंत्र रहब।ओना, परतंत्रता सबहक नजैरमे आबियो ने रहल छैन, तेकरो अनेको कारण अछि। बाहरी शासकक बीच रहने, मिथिलांचलक जे जन्मजात समाजिक सरोकार रहल ओइमे रंग-बिरंगक विघटन होइत रहल। जे परतंत्र बेवस्थाक सोभाविक गुण होइ छइ। दोसर भेल, दैवी विघटन। अनेको धार-धुरक बीच बसल मिथिलाक भूमि अछिए। धारो तँ धार छी, जहिना नीक लोहाक चक्कू सुपारीक संग हाथक ओंगरियो काटि दइए मुदा भतलोहक चक्कू बुते हाथक ओंगरीक कोन गप जे धारपर चढ़ला पछातियो सुपारी छिछैल कऽ कुदि उड़ैए। तहिना ने भूमिमे बहैत धारो अछि। ओहूमे कोनो-कोनो धार पनिबहो अछि आ कोनो-कोनो पनिबाहाक संग अगिवाहो अछिए। भाय, धार छहक! तोरो बसैले तँ भूमि चाहबे करी, सएह ने। ई की भेल जे जहिना कोसी तहिना कमला गामक गामकेँ काटि-खोटि-उजाड़ि-पुजाड़ि कऽ अपना पेटमे समा लइए आ मधुमाछीक ठीक विपरीत- पाछूसँ बलुअबैत अबैए..! मधुमाछी भलेँ फूलक रस चुसैए मुदा ओ मधु ने उत्सर्जित करैए। ओना, सभ धार ओहने अछि सेहो तँ नहियेँ कहल जा सकैए। बागमती, तिलजुगा अपन हजारो बर्खसँ ओही घर-घाराड़ीकेँ धेने आबियो रहल अछि आ अपन जलधाराकेँ सेहो बरकरार रखने अछि।

तैसंग, मौसमक चाल-चूल सेहो कम अछि से केना नै कहल जाएत। अपना सबहक सौभाग्य बुझू आकि दुर्भाग्य, समुद्रसँ बहुत हटल छी। हवा-बिहाड़िक करामाती तँ समुद्रो छीहे किने। मिथिलांचलक चौहद्दीमे जहिना पच्छिमसँ बलुआह इलाका भरल अछि तहिना पूबसँ सेहो जंगल-झाड़ आ पहाड़क इलाका अछिए। खाली दच्छिनक जे समुद्र अछि ओ ओतेक दूरपर अछि जे अपना सभ दिस अबैत-अबैत ओकर पाबरे ढील भऽ जाइ छइ। रहल पूबसँ, कोणा-कोणी तँ से जरूर थोड़ेक प्रभावी अछि। तैसंग हजारो किलो मीटर हटल सेहो अछिए। जेकरा बंगालक खाड़ी कहै छिऐ ओइसँ उठल जे हवा-बिहाड़ि आकि पानि-पाथर रहल, ओकरा अपना सभ दिस अबैत-अबैत अदहोसँ बेसी शक्ति क्षीण भऽ जाइ छइ। जँ से नइ क्षीण होइ छै तँ किए असाममे अपना सभसँ दस गुणोसँ बेसी बरखा होइए आ अपना सभकेँ ओकर दशांसोसँ कम होइए। जँ ओते होइत तँ आम नइ खइतौं सएह ने। किएक तँ ओमहुरका आममे पकैसँ पहिने पीलुआ पकैड़ लइए, मुदा नारियल आ सुपारीक धनीक तँ हेबे करितौं। जखने सुपारी जोड़ पकड़ैत तखने ने पानमे सस्ती अबैत। अपना सभकेँ आरो चाही की, भरि मुँह पान भेल, जिनगी पानिसँ भरि गेल! खाएर जे भेल, अपन-अपन तकदीर की मनुखेटा केँ होइ छै आकि माटियो-पानिकेँ होइते छइ...।

मौनसुनक हिसाबसँ जहिना अपना सबहक माटिमे बारहो मास सृजन शक्ति रहै छै तहिना जँ समुचित ढंगसँ ओकरा बेवस्थित कएल जाए तँ सचमुच मिथिलाक माटि-पानिमे ओहन उर्वर शक्ति अछिए जे सोनोसँ सोनम वस्तु पैदा करत। पूबसँ अबैत मौनसुनी बरखा अपना ऐठाम मध्यम श्रेणीक भऽ जाइए, जेना-जेना पच्छिम जाइए तेना-तेना निम्न होइत जाइए आ उत्तर प्रदेश टपैत-टपैत ओहो मेटा जाइए, जइसँ पच्छिमक राज्य पंजाब, राजस्थान बरखा विहीन राज्य भऽ जाइए। उत्तरसँ मिथिलांचलक कोन बात जे सौंसे देशेक सीमा कश्मीरसँ अरूणाचल प्रदेश तक पहाड़-जंगलसँ तेना घेराएल अछि जे उत्तरवरिया कोनो आफत-असमानीक संभावनो ने अछि।

ऊपरक जे किछु भेल ओकरा ऊपरे-ऊपर बुझू, किए तँ ओ भेल देश-दुनियाँक जे आड़ि-धुर अछि से, मुदा मिथिलांचलक जे अप्पन आड़ि-धुर अछि ओ मिथिलावासी छोड़ि दोसर बुझियो केना पौत। हँ! ई जरूर भऽ सकैए जे मिथिलाकेँ जानै-चिन्हैले मिथिलामे बास करए पड़त। बिना से केने जँ मने-मन मनकेँ मनाइयो लेबतैयो चुकबे करत। किएक तँ मिथिला की कोनो माटिये-पानिटा मे अछि आकि मनुखसँ लऽ कऽ गाछ-बिरीछ, माल-जालआचिड़ै-चुनमुनी तकमे। आ सेहो की कोनो इग्गी-दुग्गी अछिसे नहि, अकास-सँ-पताल धरिमे पसरल अछि। जँ से नहि, तखन किए लोक बजैए जे 'मिथिलांचलक पतलिया पानि पतलिया मनुखक मनपोसक छी।' चिड़ैयो-चुनमुनीमे देखते छी जे एक दिस जहिना सुग्गा वेद-पाठ करैए तँ दोसर दिस टेंटियाहा सुग्गा टाँइ-टाँइ करैत लोकक सुर्जमुखी-फूल उपटबैए। एकरा केना नकारल जाएत। ओना, मानै छी जे कागभुशुण्डी सन महाज्ञानी कौओ अछि, मुदा कारकौआ उपैट रहल अछि, सुड़डाह भऽ रहल अछि, की एकरा नकाइर सकब? कोसी-धारक पानि भलेँ देखबोमे सौन्दर्ययुक्त आ पीबैमे सेहो पोखरिआनि नहि हुअए, मुदा तँए कि कमलो पानिकेँ सएह कहबै? एक तँ पाँकसँ पँकियाएल पानि, तैपर गाबिस उस्सर माटि तेना ने अपनामे घोरि लइए जे देखते मन मानि जाएत जे ई उसराह-नोनछराह सुआदक हेबे करत, भलेँ जखन कण्ठ सुखि कऽ प्राण उत्सर्जन करए लगए, तखन ओकरा पकैड़ कऽ रखै-खातिर एक-आध घोंट ओहो पानि घोंटि लेब आवश्यक भइये जाइए, नहि तँ जेतेक परहेज हुअए ओतेक नीक। खाएर जे अछि, ओ धार-धुर आ सुग्गा-कौआ जानए, मुदा अपना सभ तँ अपन-सभ ने भेलिऐ, तँए अपनैतीक विचार तँ करए पड़त किने। गतिक हिसाबसँ अपना ऐठाम[3] तीन रंगक मौसमक स्पष्ट रूप देखैमे अबैए। ओ भेल, जाड़, गरमी आ बरसात। ऐ तीनू मौसमक बीच चारि-चारि मास अछि। ओ चारू मास चारि रंगक, क्रियाक अनुसारे भइये जाइए। जेना, जाड़सँ गरमी धबैमे रसे-रसे जाड़ पाछू हटैत जाइए आ गरमी धबैत जाइए, जे बढ़ैत-बढ़ैत अपन प्रचण्ड रूप धारण करैए। तहिना जाड़ो-बरसातक अछिए। ओना, अपना ऐठाम जहिना छह रीतुक चर्च अछि तहिना छह शास्त्रोक[4] तँ अछिए। मुदा तीन मौसमकेँ छह रीतुमे बन्हनौं तँ बेवधान रहिते अछि। किसानी जिनगीमे अन्नसँ लऽ कऽ फूल-फल तक आहार रहल अछि। मुदा ओकर जे क्रियागत जीवन अछि ओहो तँ अपन अछिए। किछु अन्नो आ फूलो-फल कम दिनक अछि माने कम दिनक फसिल, ओ तँ एक रीतु पकैड़ लेत मुदा जे चारि मास वा ओहूसँ बेसी दिनक अछि, ओ केना पकड़त। तँए,ऐठाम हरि अनन्त हरि कथा अनन्ताक स्थिति अछिए। ओना, एक दिन-राति मिला चौबीस घन्टामे बारह रंगक एक-रंगाह मौसम बुझि पड़ैए मुदा ओहू दू घन्टामे दू रंग नइ अछि सेहो केना नइ कहल जाएत। तहिना ओहू एक घन्टाक साठि मिनटमे साठि रंगक नहि अछि, सेहो केना नइ कहल जाएत। जखन एक-एक मिनटक अपन अलग अस्तित्व रखने अछि तखन मिनटक भीतर साठि पलक किए ने हएत। मुदा से सभ नहि। दुनियाँक बीच जे अपना सभ बेछप छी, तेकर

मूल कारणमे ईहो एकटा प्रवल कारण रहल अछिए। जैठाम एकरंग मौसम एक गतिक मौसम सालक विशेष अंशमे रहततैठामक आ जैठाम दू-रंग, तीन-रंगक मौसम रहत तैठामक जिनगीमे अन्तर एबे करत। जखने जिनगीमे अन्तर औत तखने ओकर जिनगीक सभ क्रियामे अन्तर एबे करत।

दुनियाँक अधिकांश देश अही एक-रंग, दू रंगक मौसमक बीच अछि। मुदा मिथिलामे तीन रंगक मौसम अपन उग्रसँ उग्रतर रूप देखबैत रहल अछि। जे तीनू- शीतलहरी, लूआ बाढ़िक रूपमे विद्यमान अछि।

एक दिन माघ बीत गेल। संयोग ऐ सालक एहेन रहल जे पूसक पूर्णिमो आ सकराँतियो परसू एके दिन भेल। जइसँ बकेन महींस जकाँ लगैमे मास कबैया-ड्योढ़ नइ भेल। कबैया-ड्योढ़क माने ई जे कहियो-कहियो जहिना महींसक लगैक[5] समय अनिश्चित भऽ जाइए तहिना पूर्णिमो-सकराँतियोकेँ दू दिन भेने मासोक गति-विधि कबैया-ड्योढ़ भइये जाइए। से ऐ साल नइ भेल, एके दिन पूर्णिमोक हिसाबसँ आ सकराँतियोक हिसाबसँ पूसक अन्त भेल। जखने एके दिन पूसक अन्त भेल तखने माघक शुरूआत सेहो एके-दिन ने हएत, सएह भेल। करीब चारि बजे बेरुका समय, जखन टहलै-बुलैले निकलए लगलौं कि धक्-दे मास मन पड़ल जे आइ माघक एक दिन बीत गेल, उन्नतीस दिन बीतैले बाँकी अछि। जहिना माघक पाला, तहिना जेठक रौद आ भदवारिक बाढ़ि सेहो जनमारा छीहे..! तहूमे बुढ़-बुढ़ानुस आ बाल-बोधक लेल तँ सोलहन्नी दुर्काल..!

मने-मन गाम-समाजक हिसाब मिलबए लगलौं। पाँच साए घरक बस्तीमे आँगुरपर गनल सातटा ओहन बुढ़-बुढ़ानुस छैथ जे अस्सी बर्ख पार कऽ चुकल छैथ। बाँकी लोक ओकर निच्चे छैथ। तँए हुनका सबहक खोजे-खबैर लेब ने मनुखक मनुखता भेल। खोज-खबैर लेबक माने भेलजे अबैबला दुर्कालमे हुनका सबहक की स्थिति हेतैन आ अखन की छैन। ओना, बालो-बोधक संग एहने परिस्थिति अछि, मुदा बाल-बोधकेँ तँ माइयक आश्रय भेटैए, तँए जँ एकक एक आश्रयदाता भऽ गेल तँ ओ ओहेन समस्या नइ भेल, जेहेन बिनु आश्रयदाताक आश्रितक भेल। तहूमे समय एहेन आबिये गेल अछि जे परिवारमे बुढ़े-बुढ़ानुस परिवारक गाड़ाक घेघ बनि जाइ छैथ, जइसँ परिवारजनक मनक बीच एहेन विचार जनमिये जाइए जे कखन ई घेघ[6] हटत जे पिण्ड छुटत।

दुनियाँमे जीवनक लेल कोनो बाधा अछि तँ ओ अछि बुढ़ माता-पिताकेँ जीवित रहब। खाएर जे अछि, जेतए अछि से तेतए रहअ। समाजमे जखन जन्म नेने छी तखन समाजक दायित्व अपना ऊपर नइ अछि सेहो केना नकारल जा सकैए। तहूमे हम सभ मैथिल छी। बाल-बोध भलेँ किछु कहि दिअए, मुदा जिनगीक आधार वेद छी आ वैदिक पद्धतिये ने अपना सबहक जिनगीक क्रियाक प्रक्रिया भेल, ई बुझैत केना बिसैर जाएब।

चाह पीब, पान खाकऽ चद्दैर ओढ़ि गाम-समाज दिस विदा होइसँ पहिने पत्नीकेँ कहलयैन-

"गामे दिस जा रहल छी, तँए अबैक ठेकान निसचित नहियेँ अछि, अहाँ सभ किछु देखैत-सुनैत रहब।"

पत्नीक मनमे की शंका भेलैन से तँ ओ जानैथ मुदा बजली किछु ने।तइसँ अपना मनमे भेल जे भरिसक माघक जाड़ असगर काटब हिनका भारी बुझि पड़ि रहल छैन, तँए थकथका रहली अछि। नजैर उठा-उठा नखो-शिखक झाँकी देखए लगलौं आ शिखो-नखक। मुदा मनमे समाजक अस्सी बर्खसँ ऊपरक बुढ़-बुढ़ानुसक जिनगी नाचिये रहल छल, तँए पत्नीक लटारम ओहन मने ने बनए दिअ चाहै छल जे हुनकर लाड़-

झाड़क पाछू लगितौं। ओना, मनमे ईहो भेल जे भरिसक पत्नी चुपचाप आदेशक आशा ताकि रहली अछि..! तँए, विचारकेँ समेटैत बजलौं-

“ओनातँ गाममे साते गोरे अस्सी बर्खसँ ऊपरक छैथ, मुदा अखन पहिने रूपनी दादीसँ भेँट करब। किएक तँ ओ सभसँ बुढ़, करीब नबे बर्खक छैथ। ओना,अपनो परियास करब जे खाइ-पीबै राति धरि घुमिये जाएब, मुदा दुइयो-चारि घन्टा रूपनी दादीक संग नइ बिताएब सेहो केहेन हएत।”

पत्नीक मन सेहो एकाएक जेना पघिल गेलैनतहिना बजली-

“हमरा दिससँ दादीकेँ कहबैन जे सतरहटा एकादशी आ उनैसटा भादवक रबि केने छी, तइमे सँ पाँचटा एकादशी आ चारिटा रबि हम हुनका चढ़बै छिऐन,तँए नअ बर्ख आरो औरदाक गारंटी तँ भइये जेतैन।”

पत्नीक मुँह-मिलानी करैत बजलौं-

“कालिदासक मेघदूतसँ की हम कम छीजे अहाँक धर्मक बाट रोकब। पहिल वाणी अहींक समाद रहत। कुशल-छेमक पछाइत अपन विचारक गप-सप्प करब,मुदा तइ सभसँ पहिने अहींक अर्जी पेश कऽ देब।”

पत्नीक मन मुस्किया लगलैन, मुदा अपना शंका भऽ गेल जे पत्नी मजाक ने बुझि गेली। पत्नीक संग हँसी-मजाक आन जकाँ नहियेँ होइए, मुदा नइ होइए सेहो केना नइ कहल जाएत। ओना, हँसी-चौल सम-सम्बन्धीक बेवहार भेल मुदा आनो संग तँ लोक करिते छैथ। पत्नी चुपे रहली तइसँ बुझि पड़ल जे आदेशक स्वीकृति भेट गेल। विदा भेलौं।

जेठुआ[7] छह बजेक सुर्जक अकबाल जे रहैए तइसँ बहुत कम अकबाल चारि बजे माघक सुर्जक भइये गेल छेलैन। सोल्होअना डुमल नइ छला, मुदा डुमलेक स्थिति बुझि पड़ै छल। अपना घरसँ करीब बीस बीघा हटल रूपनी दादीक घर छैन। तँए, जाइमे बेसी देरी नइ लगल।

रूपनी दादीक सम्पन्न परिवार छैन। ओना, पति मरि चुकल छैन मुदा दूटा जहिना समकस बेटा छैन तहिना दुनू पुतोहुओ छैन्हे। पोता-पोती, नाति-नातिनसँ सेहो परिवार सम्पन्न छैन्हे, तँए मनुखक दुख रूपनी दादीकेँ नहियेँ छैन। मनुखक दुख भेल- परिवारमे मनुखक घटबी। मनुखक घटबी नइ रहने आकि अपन जिनगीक निवृति क्रिया-कर्म[8] रहने मन खुशी छैन की नहि, से तँ रूपनीए दादी जनती मुदा दरबज्जापर पहुँचला पछाइत देखलौं जे माघ रहितो देह-हाथ मारि परिवारक कियो बैसल नहि छैथ, सभ अपन-अपन दिनक अन्तिम काजकेँ सम्हारि कऽ उसारैमे लगल छैथ आ घूर पजारि रूपनी दादी कलपर हाथ-पएर धोइ छेली।

जखने सरकारी बान्हसँ उतैर रूपनी दादीक दरबज्जाक रस्तापर एलौं कि कलेपर सँ रूपनी दादी बजली-

“बौआमोहन! ताबे घूर लग बैसह, हाथ-पएर धोने अबै छी।”

लहरैत घूर देख अपन मन चपचपा गेल। जहिना पियासल बेकतीक आगूमे पानि अबितेआकिभूखल बेकतीक आगूमे भोजन अबिते, चाहेजिज्ञासु बेकतीक आगूमे ज्ञान अबिते मन चपचपा जाइए तहिना अपनो मन चपचपाएल। घूर लग चारू भाग पुआरक बीरबा पसारल। चारि आँगुर खड़ाइ आ बीत भरिक लम्बाइ-चौड़ाइक बीरबा सभ छल। एकटा बीरबापर बैसलौं। ओना, मनमे ईहो छल जे दादी दहिना भाग बैसैथआ अपने बामा

भाग बैसब। मुदा से हिसाब मिलल नहि,किएक तँ घूरक चारूकात बीरबा पसरल छेलइआअसगरे बैसनिहार रही। सभ दहिने भेल आ सबहक-सभ बामे भेल। एकटा बीरबापर बैस सेरिया कऽ जखन घूर दिस हाथ बढ़ेलौं कि रूपनी दादी सेहो पहुँचली। पहुँचते जेना बुझि गेली तहिनाबीरबापर बैसते दादी बजली-

“आन सालसँ ऐबेरक समय नीक अछि।”

ओना, ऐठाम आएले छी कुशल-छेम बुझैले, तैपर रूपनी दादी नीक समय अपने मुहेँ बजली, तँए नीक भेबे कएल। अपना मनमे विचार छल जे माघ मास भेल जाड़क कड़कड़ौआ जुआन मास। पानियोँ-पाथर बनिते अछि। ओना, आन साल जकाँ शीतलहरियो नहियेँ भेल, मुदा जाड़मे थोड़-थाड़ कमी भलेँ हुअए मुदा जाड़ अपन जवानीक ताल नइ देखा रहल अछि, सेहो केना नइ कहल जाएत। करसी[9]क तेहेन घूर छलजे बुझि पड़ल भरि राति दरबज्जाकेँ गरम केने रहत। जखन भूखल लोकक घरमे जँ कनियोँ अन्न रहल तैयो ओते कालक संतोष तँ ओकरा रहिते छै जे एते कालक अभाव नइ अछि। घूर तँ सहजे माघक घूर छी, गाड़ीक एक्सिडेन्ट जहिना सड़कपर होइए तहिना माघक जाड़क सड़कपर एक्सिडेन्ट नइ होइए सेहो बात नहियेँ अछि। पुरना दम्मोकेँ उखाड़िते अछि आ देहो-हाथकेँ नि:चेष्ट बना जाम करैत निष्क्रीय सेहो बनैबते अछि, जइसँ रंग-रंगक रोगो-वियाधिक सृजन होइत रहैए।

ओना, घरपर सँ नियारि कऽ आएले छी जे रूपनी दादीक हालो-चाल बुझब आ जँ कोनो तरहक असुविधा हेतैन तेकरो निमरजना करब। मुदा से सभ किछु देखमे ऐबे ने कएल। अगुआ कऽ किछु पुछबो केहेन होइए, तँएबेकतीगत रूपमे रूपनी दादीकेँ किछु पुछबकेँ उचित नहि बुझिपरिवारेकेँ अगुआ बजलौं-

“दादी, अदहासँ बेसी जाड़क समय निकलिये गेल, मुदा जनमारा जाड़ तँ पछुआएले अछि। बच्चा सभपर नजैर राखब।”

रूपनी दादी बजली-

“से तँ रखनहि छी। आन साल जकाँ ऐ साल शीतलहरियो नहियेँ भेल। ओना, समयक कोनो ठेकान अछि।भाइयो सकैए।”

बजलौं-

“हँ, तँ समयक कोनो ठेकान नहियेँ अछि, शीतलहरी भाइयो सकैए आ नहियोँ भऽ सकैए। ओना, शीतलहरियोक कोनो ठेकान नहियेँ अछि जे केहेन हएत केहेन नहि। लोक तँ अपना जनैत प्रतिकारे करत किने।”

रूपनी दादी बजली-

“ऐ बेरक माघ तँ माघ जकाँ बुझियो ने पड़ैए। केते साल तँ अगहने-पूससँ तेना शीतलहरी लाधि दइ छल जे माघमे घरसँ निकलबो कठिन भऽ जाइ छल। ओना, तीसो दिनक माघक शीतलहरीसँ बँचैक ओरियान कइये नेने छी।”

दादीक विचार सुनि अपनो मन भँसिया गेल-

“दादी, अहीं सन-सन बुढ़-बुढ़ानुसक दिन पहाड़ जकाँ बनि जाइए।”

‘पहाड़ सन दिन’सुनि दादीक आत्म-शक्ति जगलैनतहिना मजगूत आत्म बलेबजली-

"बौआमनोहर! एकटा माघकेँ के कहए जे अस्सीक लगभग माघ भोगि चुकल छी। कहियो कोनो रूइयाँ भगन नइ भेल। आब तँ सहजे जीबैक लूरि भऽ गेल। माने माघ कटैक लूरि भऽ गेल। तहूमे एक दिन माघ बीतिये गेल। जहिना एक दिन बीतल, तहिना ने उन्नतीसो दिन, जे बाँकी अछि, सेहो बीतबे करत।"

रूपनी दादीक विचार-शक्ति देख अपनो विचार सक्कत भेल। बजलौं-

"दादी, घूरक आगि देख जाइ-के ते मन नइ होइए, मुदा...।"

रूपनी दादी बजली-

"मनोहर, बेर-बिपैतमे मनकेँ सक्कत बना कऽ राखी। दिन-महिना-साल अहिना अबैत रहत आ जाइत रहत। जखन जेहेन समयसँ पाला पड़ए, तखन ओइ पालासँ अपन निमरजना केना हएत, तैपर नजैर राखि अपन जीबैक लूरि बनाबी।"

q

शब्द संख्या : 2391, तिथि : 15अप्रैल2018

---

[1]काजक तबाही

[2]डॉ. हजारी प्रसाद द्विवेदी

[3]मिथिलांचलमे

[4]दर्शनोक

[5]दूध दुहैक

[6]बुढ़-बुढ़ानुस

[7]जेठ मासक

[8]जीबैक विधि-बेवहार

[9]गोबरक सुखाएल गोला।

ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

**१. जगदीश प्रसाद मण्डल- पंगु (उपन्यास)- आगाँ २.रबीन्द्र नारायण मिश्र- नमस्तस्यै (उपन्यास)- आगाँ**

१

जगदीश प्रसाद मण्डलक

पंगु

उपन्याससँ...

3.

1945 इस्वी अबैत-अबैत गाम-गामक जे स्कूलक शिक्षक सभ जहल चलि गेल छला जइसँ स्कूल सभ बन्न भऽ गेल,ओहो सभ जहलसँ निकलला आ स्कूलो सभ खुजल। ओना, ने सभ गाममे स्कूलेछल आ नेसभ स्कूलक शिक्षक जहले गेल छला। हँ, ई बात जरूर छल जे अधिकांश स्कूलक शिक्षक जहल गेल छला, बाँकी डरे पड़ा कऽ घर धऽ नेने छला। घर धड़ैक कारण खाली अंगरेजी शासन द्वारा चलौल गेल दमन चक्रे नहि छल, ओहूमे दू रंगक विचारक छला। पहिल जे अंगरेजी शासनक समर्थक छला, तँए जनजागरणसँ डरि गेल छला आ दोसर ओहन विचारक लोक छलाजे प्राचीन पद्धतिक विचारसँप्रभावित छला।ओ सभ पुरान विचारसँ एतेक प्रभावित रहैथ जे अपनाकेँ मात्र एक निष्पक्ष गुरुतुल्य मानै छला, जइसँ देशक अजादीक आन्दोलनसँ ओ सभ अपनाकेँ सोल्हन्नी अलग रखने रहला। मुदा विषम परिस्थिति, माने लड़ाइ-दंगाक परिस्थिति देख अपन जिनगीक विचारकेँ समेट अपनाकेँ सुरक्षित रखैले स्कूल छोड़ि-छोड़ि घर धऽ चुकल छला।

स्कूल खुजिते दोसर-तेसर शिक्षक सभ आबि शिक्षण कार्य संचालित केलैन। सीतापुरक स्कूलमे सेहो पढ़ौनी शुरू भेल। पहिलुका स्कूलक सभ कागज-पत्तर जब्त भऽ चुकल छल। किएक तँ पहिलुका जे शिक्षक छला हुनकापर शासनद्रोहक अभियोग लगि चुकल छेलैन जइसँ साल भरिसँ ऊपरे जहलोमे रहला। स्कूल खुजला पछाइत पुन: विद्यार्थी सबहक नामांकन भेल। देवचरण सेहो अपन पौत्र हरिचरणक नाओं लिखा देलैन। ओना, बच्चाकेँ केतेक उमेरमे विद्यालय पठौल जाए, प्राचीन पद्धति की कहैए? मुदा तइ सभपर कोनो विचार नहि कएल गेल। बिना कोनो प्रमाण पत्रे, बिना कोनो जन्म-कुण्डलीए विद्यार्थी सबहक नामांकन भेल। पाँच बर्खक बच्चासँ पनरह-बीस बर्खक बच्चा, जेकरा वौद्धिक रूपमे अक्षर-बोध नहि छल,सबहकप्रवेश स्कूलमे भेल।

पढ़ल-लिखल, विचारवान शिक्षक भेने हुनका सबहक मन एतेक तँ मानिते रहैन जे समाजक प्रवुद्ध अंग होइक कारणे देशक सेवा हमरो कर्तव्य भेल। तँए बिना कोनो भेद-भाव केने अधिकांश शिक्षक विद्यालयमे पढ़बैत रहैथ। ओना, समाजक बीच विद्योपार्जनक लेल समाजिक रोक-राक नहि छल एकरो नकारल नहियेँ जा सकैए। किछु शास्त्रीय ज्ञान एहेन तँ छेलैहे जेकरा महिला आ बच्चासँ परहेज मानल जाइ छल। ओना, भागवतकथा गाम-गाममे चलैत रहइ। जइ आसनपर बैस व्यासजी[1] ध्रुव-प्रहलादक कथा सुनबैत रहथिनओही आसनपर ऋृषिकाक[2] कथा सेहो कहिते रहथिन मुदा समाजक बीच जे चलैन छल, माने समाजक जे गति-विधि रहै तइमे खोंच-खरोच नहि छलएकरो नकारल नहियेँ जा सकैए।शिक्षकक बीच सेहो जातीय बेवहारक प्रभाव रहैनजइसँ शिक्षक शिक्षकक बीच सेहो किछु-ने-किछु दूरी बनले छल।

1945 इस्वी बीतैत-बीतैत 1942 इस्वीक जे तूफानी आन्दोलन छल ओइमे किछु नरमी आएल। अंगरेजो बहादुर महसूस कइये चुकल छल, जे आब शासन सत्ता बँचाएब कठिन अछि।तँए सत्ताक हस्तांतरण करबे विकल्प अछि। जहलसँ आन्दोनकारी सभकेँ निकालल जाए लगल।गाम-गाममे जे गोरा-पल्टनक घोड़-दौड़ चलि रहल छल ओहो समटा कऽ केन्द्रित हुअ लगल। अपन देशक सत्ता अपन देशवासीक हाथ औत जे अपना ढंगे चलौत। अखन धरिक जे देशक शासनक इतिहास रहल ओ सिर्फ अंगरेजीए शासनटा नइ रहल, ओइसँ पहिनौं विदेशी शासन रहल। मुदा से अखन नहि, अखन एतबे जे मुगल शासनक पछाइत अंगरेजी शासन आएल।

जहिना जेठ-अखाढ़मे रौदसँ जरल जमीनक जे धरतीसँ जुड़ल घास-पातक संग छोट-छोट जे गाछ-लत्ती छलओहो सभ जरि-सुखि चुकल छल, मुदा वादलक बर्खासँ धरती तेना सिंचाएल जे जरल-मरल, मौलाएल-टटाएल सभ गाछ-लत्ती जगि-जगि कऽ ठाढ़ भेल।

देशक अजादीसँ पहिने देशक जे-जे समस्या छल ओ 1945 इस्वीक पछाइत जखन देशक जन-गणक बीच बिसवास जगल जे आब अंगरेजी शासन टुटबे करत अपन शासन हेबे करत। बिसवास जगिते सबहक नजैर अपन-अपन जिनगीक बाधा-रूकाबटपर पड़लैन। पहिने निज समस्याक निदान आवश्यक, लोकमे ऐ तरहक विचार जगिते हजारो समस्याक उदय गाम-गामक समाजमे हुअ लगल।

किसानक देश भारत, किसानक बेटा देशकेँ अंगरेजी शासनसँ मुक्त कराअपन कल्याणकारी रस्ता पकैड़ आगू मुहेँ चलता, तँए किसानी लेल माटि-पानि, बीआ-बाइलिक संग खेती करैक लूरि सेहो चाही, तखने खेती अपना गतिये संचालित हएत।दिनानुदिन नव लूरियो आ साधनो भेने उपार्जन बढ़बे करत, जइसँ देश शक्तिशाली बनत। जखने देश शक्तिशाली हएत तखने देशक लोक शक्तिवान हेता। सबहक मनमे यएह आशो आ बिसवासो छेलैन्हे।

बकास्त जमीनक आन्दोलन उठि चुकल छल। मुदा ओइमे एकरूपताक अभाव रहल। गाम-गामक समाज वैचारिक रूपमे सेहो आ बेवहारिक रूपमे सेहो बँटाएल रहला। खेतक मर्मकेँ बुझनिहार जे किसान छैथ ओ इंच-इंच भरि जमीनक उपार्जित शक्तिकेँ नीकसँ बुझै छैथ, तँए ओहन किसान नहि छैथसेहो नइ नहियेँ कहल जाएत जे अपन खेतकेँ हगनार बना रूआबसँ बजै छैथ- 'जँ हम हगनार नइ दिऐ तँ लोकक हगब बन्न भऽ जाएत।'

अजादीक अन्तिम दौड़ अबैत-अबैत देशक समस्या दर्जनो राजनीतिक दल सेहो बनौलक। समस्याकेँ कोन रूपे समाधान कएल जाए, अधिकांश वेद-वक्ता सभ विचार करिते रहैथ। जइसँ पोखरिक जाठि लगक माटि उखाड़ि पोखरिक पानिकेँ थाहि लेता, ईहो तँ विचारक क्षेत्रमे अछिए। बकास्त आन्दोलन कोनो-कोनो गाममे शत-प्रतिशत सफल भेल आ कोनो गाममे खिच्चैड़ नइ भेल सेहो नहियेँ कहल जा सकैए। भेल दुनू। खाएर जे भेल, किछु लोक अपना-अपना हाथे अपन-अपन भाग्य सेहो लिखलैन आ किछु गोरे या तँ लिखबे ने केलैन वा लिखि कऽ मेटा लेला। गाम-गामसँ जमीनबला किसानक बेटा गाम छोड़ि बजार दिस भागिये रहला अछि। अधिकांश लोक,चाहे ओ बुद्धिजीवी परिवारक हुअए वा मसिजीवी परिवारक,चाहे ओ किसान परिवारक हुअए वा औद्योगिक परिवारक वा खेतिहर-बोनिहारक परिवारक, गाम-घरसँ पड़ा कऽ किए बजारोन्मुख भेल अछि?

लाखो-करोड़ो जीव-जन्तुक बीच मनुख सभसँ ऊपर विवेकवान जीव मानल जाइत अछि, मानल नहि जाइत अछि वास्तवमे अछियो। कहैक क्रममे, जहिना मंचपर वक्ता बजै छैथ जे बरद बहैले[3] आ विवेकवान कहैले जन्मे नेने छैथ, तखन जँ से नइ हुअए तँ सेहो जुलुमे बात भेल। खाएर जे भेल, जहिना एक वक्ताक विचार ऊपर अछि तहिना दोसरो वक्ता तँ एहेन छथिए जिनक कहब छैन- 'जहाँ बसी तँह सुन्दर देशू। जहि प्रतिपालल सोइ नरेश।'

विचारणीय प्रश्न तुलसियो बाबाक छैन्हे, भलेँ ओ खिसिया कऽ कहने होथि वा भावसँ भवित होइत प्रेमाभावमे कहने होइथ।

साढ़े तीन हाथक मनुखकेँ दुनियाँ दिस देखैसँ पहिने अपन शकल-सूरत आन-आन जीव-जन्तुक शकल-सूरतसँ भजाइर लेबा चाही। कहैकाल तँ कहिये सकै छिऐ जे हाथी हुअए कि बाघ, भलेँ जंगलमे अपना शक्तिये ओ राजा किए ने बनल अछि,मुदा अपना रहैक घर बनबैक लूरि ने हाथीकेँ छै आ ने बाघकेँ, मुदा माटिमे रहैबला मूसो आ खिखिरो-नढ़िया ओहने अछि सेहो केना कहल जाएत।

बजार दिस गाम-घरक लोककेँ पड़ाइन करैक जरूरत किए पड़लैन? चाहे ओ कोसीक कछेरक लोक होथि वा कमला-बागमतीककछेरमे रहैबला, की ओ सभ ई नइ जानि रहला अछिजे दुनियाँक समृद्धिशाली शहर नदियेक कछेरेमे बसल अछि। दुनियाँक बात छोड़ू, अपने बिहारक जे प्रमुख शहर अछि ओ केतए अछि?

सभ कियो तँ यएह ने चाहै छी जे अधिक-सँ-अधिक शान्तचित्तसँ जीवन व्यतीत अपनो करी, परिवारो करए आ समाजोकेँ शान्ति भेटौ। मुदा तइले की खगता अछि आ केतए कोन रस्ता किए बाधित अछि, तैपर विचार के करत?विचारणीय विषय अछि जे केहेन जीवन चाही? जखने धरतीपर जन्म लेलौं, तखने भूख लगबे करत, जँ भूख नहि मेटाएब तँ शरीर खसैत-खसैत खसि पड़बे करब। ओना अन्नोसँ बेसी जरूरत पानिक अछिआ तहूसँ बेसी खगता हवाक अछि जे साँस लइ छी। मुदा ओ तँ प्रकृति अपन अकवालसँ सौंसे दुनियाँकेँ भरि देने अछि। ओना, अछि पीबैक पानियोँ आ भोजनो सामग्रीकपैदा करैक माटियो, मुदा ओइमे कनी मेहनतक जरूरी पड़िये जाइत अछि। धरतीसँ अन्न पैदा होइए आ निच्चाँ पताल आ ऊपर अकाससँ पानि टभकैए। तइमे मनुखक अपन तर्रदुत एते तँ बढ़िये जाइए जे तइले इनार, चापाकल इत्यादिक बेवस्था करए पड़ै छइ। ओना, अकासक पानि जहिना पवित्र बेसी अछि तहिना ओकर तर्रदुत सेहो कठिन अछि, मुदा असाधे अछि सेहो कहब उचित नहियेँ हएत। जखन कि तीनू साधन भरपुर अछिए। तखन अन्नक अभाव किए होइए? पानि दूषित केना भऽ जाइए? वायु प्रदूषित किए भऽ जाइए..?

विवेकवान मनुख रहितो जिनगीक मूल-भूत ढाँचासँ ओझल भेल छी। ओना, ओझल होइमे सोल्हन्नी अपने दोख अछि सेहो नहियोँ कहल जा सकैए। सर्वविदित अछि जे कोनो बच्चाक जन्म अज्ञानावस्थामे होइते छै, जेकरा जीता-जीवनक सभ शक्तिक बीज रहितो ओहन शारीरिक अवस्था होइ छै जे कछुआक बच्चा जकाँ नहि जे पानिक ऊपर देने दौड़ैत गेलौं आ अण्डा खसबैत गेलौं। ओइ अण्डाक शक्ति ओहन छै जे माए-बापक खोज नहि करैए, खगतो नइ होइ छइ। लगले अपने फुटि बच्चा भऽ जाइए। बच्चा होइते दौड़ैक शक्ति ओकरामे आबि जाइ छइ। दौड़ैक शक्ति अबिते अपन जीवनक भार उठा लइए। मुदा केतबो कछुआक बच्चा पनिगर किए ने हुअए मुदा ओ अपन माइयो-बापकेँ कहाँ चीन्हि पबैए? मनुख तँ से नहि छी। एकरा माता-पिता परिवारसँ लऽ कऽ समाज धरिक सहारा छइहे। मनुखक जीवनक लेल भोजन मूल छी। भोजनक उपरान्त

सभ्य समाजमे[4] जन्म नेने जुगानुकूल वस्त्रक आवश्यकता दोसर आवश्यकता भेल। जंगली जीव तँ मनुख आब रहल नहि, आबक मनुख तँ बहुत ऊपर उठि गेल अछि। जइ अनुपातमे जीवन अछि तही अनुपातक ने आवासो चाही, तहिना पढ़ाइ-लिखाइ,बर-बेमारीक इलाजक संग साहित्य-कला इत्यादि सेहो सभ चाहबे करी। यएह भेल मनुखक जिनगीक ढाँचा।

अखन धरि जे अन्धकार मनुख समाजक बीच व्याप्त अछि ओ प्रकृतिगत सेहो अछि आ कृत्रिमगत सेहो। समाजमे रूढ़वादी विचार, अन्ध-बिसवास जे पसरल अछिओ कृत्रिमगत अन्धकारक भारी स्त्रोत छी। रंग-रंगक अन्ध-बिसवास पसरलो अछि आ नव-नव शिरासँ पसारलो जाइते अछि। अखन बेसी नहि, अखन एतबे जे मिथिलांचलक मध्य जे दरभंगा-लहेरियासरायमे स्वास्थ्यक लेल अस्पताल बनल आ ओइमे आधुनिक ढंगक इलाजक जे बेवस्था भेल, की ओकर विरोध नइ भेल? खूब विरोध भेल। गाम-घरक जेतेक ठक-फुसियाह छल, सभ अपना-अपना ढंगे विरोध केलक। तँए की आइक मनुख ओकरा अधला बुझत। जीवनक एक मूल-भूत आवश्यकताक पूर्ति तँ भइये रहल अछि।

दुनियाँक बीच आजुक परिवेशक जिनगी केहेन बनए?ई तँ विचारणीय प्रश्न अछिए। अखन जेकरा शहर-बजार बुझै छी, ओइमे जिनगीक सभ मूल-भूत आवश्यकताक साधन बनि गेल अछि, जइसँ जिनगी असान भऽ गेल अछि। मुदा सीतापुर सन-सन गाम जे मिथिलांचलमे हजारो अछि, ओइमे किछु ने अछि!गामक जिनगी भारी बनि गेल अछि।तँए अपन मातृभूमिकेँ तियागि अपन शारीरिक मानसिक शक्तिकेँ जगा अपन-अपन परिवारक भरण-पोषण लेल एका-एकी सभ कियो दुनियाँक कोण-कोणमे जा बसि रहला अछि।

वैचारिक रूपमे अखनो हम मिथिलाक ओ रूप देखिये रहल छी, जे अदौक चिन्तनधाराक अनुकूल अछि। तँए हम सभ आजुक मिथिलाक चित्रांकन जँ नइ करब, तँ खाली जादू-टोना वा छू-मन्तर कहि देलासँ भए जाएतईसम्भव नहि अछि। हजार-लाख बरख पहिलुका सतजुग-त्रेतासँ निकैल आइ हम सभ एकैसम सदीमे पहुँच चुकल छी।

बकास्त आन्दोलन सीतापुरमे शत-प्रतिशत सफल भेल। शत-प्रतिशत सफल होइक पाछू दू कारण भेल। ने आन गाम जकाँ सतरह रंगक राजनीतिक दल छल आ ने अजादीक आन्दोलनमे सतरह रंगक विचार। काँग्रेस आ वामपंथी माने पूजीवादी आ समाजवादी मात्र दुइये विचारधारा गाममे छल। जखने काँग्रेस महाधिवेशनसँ बकास्त जमीनक प्रस्ताव पास भेल तखने सीतापुरक दुनू दल मिलि आन्दोलन रूपमे आन्दोलित भेल। जइसँ सफल भेल। ओना काँग्रेसी कार्यकर्त्ता जे छला ओ स्वामी सहजानन्दजीक विचारसँ प्रभावित छला आ अपनाकेँ स्वामीजीक भक्त सेहो बुझै छला।

सीतापुर गामक समाज सेहो देशकेँ कल्याणक दिशामे एक कदम बढ़ाएब बुझलैन। तँए आन गाम जकाँ ने सुदि-सवाइबला महाजन उठि कऽ ठाढ़ भेला आ ने भरना-बन्हकीबला भरनदार वा बन्हकीदार। तँए शान्तिपूर्ण ढंगसँ बकास्त आन्दोलन सीतापुरमे सफल भेल। मुदा बगलेक गाम रूक्मिणीपुरमे गधकिच्चैन भऽ गेल।

बीसमी शताब्दीक दोसर दशकमे[5] गाँधीजी बिहार आबि चुकल छला।जमीनक सिस्टम आ जमीन्दारी शोषण सुनला पछाइत आएल छला। तइसँ पहिने 1880 इस्वीमे काँग्रेस पार्टी विदेशी ह्यूम द्वारा बनि चुकल

छल। जइक भीतर गाँधीजी अपन कार्य संचालन केलैन। 1925 इस्वीमे वामपंथी पार्टी सेहो देशमे बनि चुकल छल। 1927 इस्वीमे सोसलिस्ट पार्टी सेहो बनि गेल।

रूक्मिणीपुर गामक सौभाग्य बुझी वा दुर्भाग्य वामपंथी[6] पार्टी नइ बनल। वामपंथीक रूपमे समाजवादी[7] आ दच्छिनपंथीक रूपमे काँग्रेस बनल। दुनूक आधार बदैल जातीय आधार बनि गेल। सभ तरहक माने ओकातिक हिसाब,सम्पैतिक हिसाब लोक दुनू पार्टीमे विभाजित भऽ गेला। ओना रूक्मिणीपुरक आमजन सेहो अंगरेजी हुकूमतक विरोधमे ठाढ़ भेल, मुदा नेतृत्व रहल सम्पैतशाली लोकक हाथमे।

बकास्त आन्दोलन उठिते रूक्मिणीपुरमे जातीय उन्माद उठि कऽ ठाढ़ भेल। जइसँ जातीय सत्ता जोड़ पकड़लक। देश स्वतंत्र नइ भेल छल मुदा जातीय उन्मादक केतेक रंगक विवाद गाममे ठाढ़ भइये गेल छल। मालगुजारीक लेल बैशाख-जेठ मासक रौदमे ईंटापर ठाढ़ करब सदृश केतेको घटना भऽ चुकल छल। छोट-छोट गल्तीमे पानिमे नहा घोरनक छत्ता देहपर झाड़ि चुकल गेल छल। गोला-लाठी भरि, भरि-भरि दिन रौदमे सजाए देल जा चुकल छल, वएह गाम छी रूक्मिणीपुर।

बकास्त जमीनक आन्दोलनक हवा उठिते रूक्मिणीपुरक सूदिखोर-महाजन उठि-उठि ठाढ़ भेल। जहिना काँग्रेस जातीय आधारपर भीतरे-भीतर विभाजित छल तहिना सोसलिस्ट पार्टी सेहो भइये गेल छल। नरमदल-गरमदल कऽ कऽ काँग्रेस आ सोसलिस्ट, प्रजासोसलिस्ट, संयुक्त सोसलिस्ट इत्यादि इत्यादि केतेको विभाजन दुनूक बीच भऽ चुकल छल। बकास्त जमीनक आन्दोलनसँ अगुआ गेल सूदिखोरी, महाजनी।

ओना, दुनू पार्टीक बीच एहेन सेहो भेबे कएल जे एक-दोसरकेँ अँखिया-अँखिया माने जातीय आधारपर बकास्त जमीनक आन्दोलन छिट-फुट रूपमे जरूर जागल। मुदा ओ सामुहिक नहि, राजनीतिक दलक अनुकूल जागल। जे मात्र विचारधाराक अनुकूल रहल, आन्दोलनक अनुकूल नहि। गामो तँ गाम छी। कोनो गाम एक जाइतिक तँ अछि नहि, जे किछु मुद्दापर एक भऽ चलबो करत। तहूमे रूक्मिणीपुर तँ आरो अजीव अछि। ऐ गाममे देवी-देवता, स्थान-धर्मशाला सभ किछु बँटाएल अछि।

रूक्मिणीपुरमे आठ कट्ठा जमीन दखल करैक प्रश्न उठल। गामक ई पहिल घटना छल। भेल ई जमीन दखल करैक प्रश्नपर एक जाइतिक शूमा बनल। काल्हि जमीनपर हर चढ़ौल जाएत। रातिये भरिमे रंग-रंगक योजना गाममे बनए लगल। आठ बजे भिनसरमे हर चढ़ैक समय जे निर्धारित छल, तइसँ पहिनहि, माने छबे बजेमे दू जाइतिक बीच एहेन मारि फँसि गेल जे दुनू दिससँ लहासे नइ खसल, एक दिससँ एकटा आ दोसर दिससँ दूटा मरबो कएल। अंगरेजक लड़ाइमे तँ रूक्मिणीपुरक एको गोरे जहल नहि देखने छला मुदा साल भरि दुनू जाइतिक लोक जहलेमे रहला, ईहो हिसाब तँ अजादीक आन्दोलनेक अंग ने भेल। आकि नइ?

q

शब्द संख्या : 2092, तिथि : 21मई2018

[1]भागवत बचनिहार

[2]वैदिक विदुषीक

[3]हरजोतैले

[4]विकसितसमाजमे

[5]1917 इस्वी

[6]कम्युनिष्ट

[7]सोसलिस्ट

२

उपन्यासकार रबीन्द्र नारायण मिश्रक

नमस्तस्यै

उपन्याससँ...

६.

जँ पुष्पा नहि रहैत तँ कहि नहि हमर की गति होइत? हमरा मारि देल जाइत कि कतहु कोनोठाम बेचि देल जाइत?की होइत तकर किछु अनुमान करब कठिन अछि, कारण मोछा ठाकुर आओर ओकर संगी सभ तँ राक्षस छलहे। पैसा,रूपैआक आगू किछु नहि सुझाइक। मुदा कि हस्र भेलैक? कहाँ गेलै ओकर घमण्ड? अत्याचारक पाराकाष्ठा कए ओ सभहक श्राप लेने कहाँ टीकि सकल?

मोछा ठाकुर छलहो आततायी। अपन सहोदर भाएक हत्या कए देलक। ओकर जमीन-जाल सभ कब्जा कए लेलक। ततबेपर नहि रुकल। ओकर पत्नी धरिकें नहि छोड़लक। ओकर एकमात्र संतान तँ की केलक तेकरा आइ धरि कोनो खोज-खबरि नहि लगलैक।

आखिर ओकरो अन्त भेल। मुदा कतेको गोटेक जिनगी बर्बाद कए गेल। पुष्पा तँ एकटा बानगी छलि। ओकर निकटस्थ छलि मुदा आन-आन कतेको लोक ओकर दुष्टतासँ फिरसान छल। हमहूँ ओहिमे सँ एकटा रही। पैसाक लालचमे हमर अपहरण कए लेलक। फिरौतीक मांग जतेक फुरेलैक, ततेक बढ़ा देलक। मुदा ओही पापे तरे बर्बाद भए गेल। पैसा तँ हाथ नहिए लगलैक। मुदा हमरा तबाह कए गेल। एकटा छोट-छीन बच्चा मासो काल कोठरीमे बन्द रहल। माएक एकमात्रक आशाक किरण विलुप्त भए गेल छलि। सोचक छल जे ओहि माएपर की गुजरल होएत? कोनो ओ जीवित रहि गेल से आश्चर्य लगैत अछि। मुदा समय सभ शक्ति प्रदान कए दैत अछि। से नहि होइतैक तँ पाण्डव, द्रोपदीक अन्याय कोनो देखिते रहि जइतथि,कोना उचित समयक प्रतीक्षा कए सकितथि। हमरो माए सएह सभ किछु-किछु सोचैत समय कटने होएत। आखिर

अपन नान्हिटा संतानकेँ फेरसँ अपना लग देखि सकल। तकर सभटा श्रेय छलैक पुष्पाक। पुष्पाक इज्जति हमरे घरमे नहि अपितु परिपट्टामे होमय लगलैक। लोक ओकरा बारेमे पूछताछ करए लगलैक। ओ के अछि? कतएसँ आएलि? ओकर क्यो समांग छैक की नहि? तरह-तरहक जिज्ञासा लोकमे होएब स्वाभाविक छलैक। मुदा ओकरा अखनो एतेक शक्ति नहि भेल छलैक जे किछु प्रत्युतर कए सकए।

आखिर हमर माए आगू आएलि। लोक सभहक जिज्ञासाकेँ शान्त करबाक हेतु ओ सभकेँ एकट्ठा केलक। माएक मुहेँ पुष्पाक कथा सुनि लोक सभ जतबे अबाक छल ततबे क्षुब्ध। अपना लोकक हाथे एहन अत्याचार होइत से लोक नहि सोचि सकैत छल मुदा सएह भेल रहैक। यर्थाथक धरातलपर अनुमान ओ तर्ककेँ कोनो गुंजाइश नहि रहि सकलैक। लोक सभ एक स्वरसँ कहलक-

“पुष्पाक संग बहुत अन्याय भेलैक। मुदा प्रतिकार की भए सकैत छल?”

सभक ध्यान पुष्पा ओ ओकर कएल तांडवपर छलैक। हम उपेक्षित जकाँ महसूस करए लगलहुँ। स्कूल गेनाइ बन्द भए गेल। घरमे कोनो मनोरंजनक साधन नहि छल। रहि-रहि कए मोनमे बीतल बात सभ घूमए लगैत छल। जंगल महलमे बिताओल गेल एक-एक दिन पहाड़ सन बितैत छल। मुदा आब तँ हम ओहिठामसँ स्वतंत्र भए गेल रही। अपन घरमे रही। माए लगीचमे छलि, तथापि मोन प्रशन्न नहि छल तकर कारण स्पष्ट थिक।

हमर स्कूल छुटि गेल छल। संगी-साथी सभसँ भेँट-घाँट छुटि गेल छल। हम एकदम एसगर पड़ि गेल रही। माएक अन्तर्मन तँ दग्ध छलहे। ओ कतेक कए सकैत? जे कए सकैत से करए मुदा ओकर सीमान छलैक। हम कोनो बेटा तँ रही नहि,जे ओ खेलाइ-धुपाइ लेल हमरा स्वतंत्र छोड़ि दैत। फेर हमरा संगे तँ अप्रत्याशित दुर्घटनो भए गेल छल।

नान्हिटा बएसमे एतेक उठा-पटक नहि हेबाक चाही। ने हमरा मोनपर एतेक बोझ रहक चाही। मुदा ओ समय आइ-काल्हि जकाँ नहि रहैक। बच्चोक अधिकारपर समाजक प्रतिबन्ध बहुत मजगूत रहैक। हम घुरि अएलहुँ, दानवक मुहसँ बँचि अएलहुँ से हमर स्कूलमे सभकेँ बूझल रहैक। मास्टर सभ अनुमान करए जे थोड़ेक दिनमे सभ किछु सामान्य भए जाएत आओर हम फेरसँ स्कूल आबए लागब।

मास दिन जहन बीति गेल आओर हम स्कूल नहि गेलहुँ तँ एक दिन मास्टर साहेब हमरा ओहिठाम अएलाह। हुनका गाममे सभ जनैत छलनि। हुनकर घर गामसँ सटले छलनि। नाम छलनि- शशिकान्त। ओ बहुत आदर्शवादी शिक्षक छलाह। हमरा बहुत मानैत छलाह। हुनका बूझल रहनि जे हमरा बाप नहि अछि। ताहि स्थानक पूर्ति तँ सम्भव नहि छल मुदा जे सम्भव छल से ओ करैत छलाह।

हमर बाबूक अभावक पूर्ति करबाक सामर्थ्य जँ ककरोमे छल तँ से हमर शिक्षासँ भए सकैत छल। से बात ओ बेरि-बेरि हमर भंगपीबा पित्तीकेँ कहथिन। मुदा ओहि दिन तँ अपन बात रखबाक जहाँ प्रयास केलाह कि हमर पित्ती बमकि उठल-

“हम अपन बच्चाक भविष्य नीकसँ बुझैत छी। अहाँ के छी राय देबए बला?”

मास्टर साहेब अबाक रहि गेलाह। मुदा ओहो छलाह सिद्धान्तक पक्का लोक। अपन बात स्पष्ट करैत नारी शिक्षाक महत्वपर अड़ि गेलाह। अपना ओहिठामक इतिहासक गप्प उठबैत गार्गी, भारतीसभक नाम गना

गेलाह। ईहो कहि गेलाह जे जँ शिक्षाक उचित अवसर देल जाए तँ बेटी ककरोसँ कोनो मामलामे कमतर नहि रहत।

मुदा ओ समय आइ जकाँ नहि छलैक। हमर पित्तीकेँ शशि बाबूक बात नहि अड़घलैक। ओ चिकरि उठलाह-

“अहाँ अपन सीमानमे रहू। हमरा अपन बच्चा सभहक भविष्यक स्वयं चिन्ता अछि।”

आब ओ की करितथि? मास्टर साहेब खाली हाथ स्कूल लौटि गेलाह। हमर कपारमे चौथासँ बेसी पढ़ाइ नहि लीखल छल से सएह भेल। हम फेर स्कूल नहि जा सकलहुँ।

q

७.

फगुआक समय रहैक। गाम-घरमे साँझक फागक मधुर ध्वनि गुंजायमान होइत छल। जगह-जगह लोक सभ डाफ,झाइल लए गबैत रहैत छल। प्रकृति सेहो संग दए रहल छलैक। पीयर टुह-टुह सरिसवसँ खेत सभ पाटल छल। हवामे मनमोहक सुगन्ध पसरि रहल छल। एहन समयक स्वागत सम्पूर्ण प्रकृति कए रहल छल। ओमहर हमर पित्ती हमर बिआहक तैयारीमे भिड़ल छल। १२ बर्खक कन्याक बिआह हेतु सम्पूर्ण शक्तिसँ आतुर हमर पित्ती एकटा सुखी-सम्पन्न वर ताकि लेने छलाह। हमर माए बहुत विरोध कएलक। हमर बएसे की रहए? मुदा ओकर किछु नहि चलल। बिआह तय भए गेल। तकर समर्थनमे नाना तरहक तर्क हमर पित्ती दैत रहलाह। हारि कए हमर माए बिआहक तैयारीमे लागि गेल।

ओहि समयमे कम बएसक कन्याक बिआह कोनो नव गप्प नहि छलैक। तेरह बर्ख तँ आदर्श मानल जाइत छल। ओहिसँ बेसीबएसभेलापर समाजमे निन्दा होइत छल। लोक-लाजक बहुत ध्यान कएल जाइत छल। बिआह की होइत छैक तकर किछु ज्ञान नहि छल। एतबा बुझाएल जे भोज-भात भए रहल छैक। उत्सवक महौल रहैक। लोक-बेद सभ गाम-गामसँ आएल रहैक। तरह-तरहक मिठाइ, पकवानसँ घर भरल रहैक। हमरा माए खने दुलारकरए, खने कानए लागए। रहि-रहि कए ओकर छाती जेना फाटए लागए। नान्हिटा बच्चा सासुर चल जाएत, से सोचि कए जेना ओकरा बकोर लागि जाइक। मुदा सत्य तँ सएह रहैक। हमर बिआहक समय आबि गेल रहैक।

साँझ होइते बरिआतीक आगमनक प्रतीक्षा होमए लागल। ओहि समयमे आइ-काल्हि जकाँ बसक बस बरिआती जेबाक परम्परा नहि छलैक। पाँचटा बरिआती अएलैक। तकरो बेसीए बूझल जाइक।

गीत गाइन सभक मधुर संगीतसँ सम्पूर्ण वातावरण मंत्रमुग्ध छल। बरिआतीक आब-भगतमे सौंसे गामक लोक लागल छल। हमर पित्तीक आनन्दक कोनो सीमा नहि छल। हमर माए एहि बातसँ प्रशन्न छलिजे बर सुन्दर, सुखी-सम्पन्न ओ सज्जन व्यक्ति छल। एसगरे छल। भाए-बहिन नहि छलैक। छोट-छीन परिवार। पर्याप्त सम्पत्ति छलैक। ताहिपर सँ बर पढ़लो रहैक। आब की चाही?

बरकेँ परिछन हेतु बजाओल गेल। बर देखि हमर माएक छाती जुड़ा गेलैक। अतीब सुन्दर, गोर-नार, ठाढ़ नाक पैघ-पैघ आँखि, लगैक जेना कोनो देव लोकसँ आएल हो। एहि बातक ककरो ध्यान नहि

रहलैक जे एहि तइसबर्खक बरक कनिआ मात्र बारह बर्खक छैक। कन्याक उज्जवल भविष्यसँ सभ आशान्वित छल, प्रशन्न छल। बिआहक विध सभ आगा बढ़ल। ओमहर बरिआती सभक स्वागत होइत रहल। कोनो वस्तुक कसरि नहि रहल। रहबो किएक करतैक। ड्योढ़ीक कन्याक बिआह छलैक ने।

दू दिन धरि बरिआतीक स्वागत होइत रहल। कोनो चीजक कमी नहि रहलैक। बरिआती सभ अतिशय प्रशन्न रहथि। कनिआकेँ देखि तँ मोन गदगद भए गेलनि। अतीव सुन्दरी मुदा नेन्ने। हमर ससुर तरह-तरहक गहना अनने छलाह। पैरसँ माथ धरि गहनासँ छाड़ि देल गेल। दोसर दिन सायं काल बरिआती आपस गेल। सभकेँ यथोचित विदाइ देल गेल। परिपट्टामे ओहि बिआहक चर्चा होइत रहल। सभ किछु भेल मुदा हमरा बिआहक एतबे ध्यानमे रहि गेल जे खूब भोज-भात भेलइ। नीक-नीक गहना सभ आएल। कपड़ा-लत्ताक तँ अम्वार लागि गेल छल। बर की होइत छैक से बुझबाक तँ लूरि नहि छल।

साँझमे बरिआती चल गेलाक बाद घरक लोक सभ निश्चिंत भेल। बरिआती सभ पीअर-पीअर धोती पहिरने, काजर,चानन केने जेमहरे जाथि लोक टकटकी लगौने देखैत रहैत। हमर ससुर जाइत काल बहुत प्रशन्न रहथि। बहुत आशीर्वाद देलाह।

q

८.

हमर बिआहक समाचारसँ हमर मास्टर साहेब (शशिकान्त बाबू) बहुत दुखी भेल रहथि। यद्यपि ओ किछु कए नहि सकलाह मुदा चुप्पो नहि बैसलाह। बेरि-बेरि हमर पित्तीकेँ बुझेबाक प्रयत्न केलाह। ओतबे नहि, हमरो बुझबथि। मुदा हमरा ओतेक लूरि कहाँ छल? हमर माए बेबस छल। ओकरा चिकड़बाक-भोकड़बाक आदति छलैक। तँ क्यो ओकर विरोधक स्वरकेँ ततेक महत्व नहि दैक।

मास्टर साहेबक अन्तर्मनमे एहि घटनाकेँ बहुत गम्भीर चोट लागल छल। ओ प्रगतिवादी विचारक प्रखर व्यक्तित्वक लोक छलाह। ओ हारि मानए हेतु तैयार नहि छलाह। ओहि दिनसँ गाम-गाम घुमि कए बेटी सभहक पक्षमे वातावरण बनाबए लगलाह। जे बेटी कहिओ स्कूल नहि गेल छल, सेहो सब स्कूल आबए लागल। मास्टर साहेब इलाकामे चर्चित भए गेलाह। मास्टर साहेबक प्रयास कारगर होमए लागल। रहैक कि एकदिन कोनो बच्चाकेँ स्कूलमे साँप काटि लेलकै। साँपक जहर उतारबाक बहुत प्रयास कएल गेल मुदा कोनो असर नहि भेलैक। देखिते-देखितेमे ओ बच्चा मरि गेलैक। ओहि बचिआक आकस्मिक मृत्युसँ गाममे कुहर्रम मचि गेल। ओकर माए-बाप तँ स्कूलपर धरना धए देलक। मास्टर साहेब की कए सकैत छलाह? स्कूलक जर्जर घरमे पता नहि कतेक विषधर नुकाएल होइक। डरे लोक सभ अपन-अपन धिया-पुताकेँ स्कूल पठौनाइ बन्द करा देलक।

स्कूलक देबार सभ जर्जर छल। भदवारिमे तँ सभ साल कोनो-ने-कोनो देबार खसि पड़ैत छल। फेर ओकरा कहुना कए ठाढ़ कएल जाइत छल। कतेको बेर एकर सिकाइति अधिकारी सभकेँ कएल गेल मुदा किछु नहि भेल। ढहल-ढनमनाइत खपरासँ छारल स्कूलक भवनमे इलाकाक बच्चा सभ कहुना कए पढ़ैत छल। मुदा साँप काटि लेबाक दुर्घटनाक बाद तँ स्कूलमे पराहि लागि गेलैक।

